ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' २१४ म अंक १५ नवम्बर २०१६ (वर्ष ९ मास १०७ अंक २१४)


*ऐ अंकमे अछि:-*



Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव

Join official Videha facebook group.

Join Videha googlegroups

Follow Official Videha  Twitter to view regular Videha Live Broadcasts through Periscope.

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

संपादकीय

**बीहनि (विहनि) कथा बा अति लघु कथा [ सीड स्टोरी (फ्लैश फिक्शन) बा वेरी शॉर्ट स्टोरी]**

मैथिलीमे बेइमान साहित्य अकादेमीक, ओकर बेइमान मैथिली परामर्शदात्री समितिक आ मैथिली साहित्य लेल दइ जाइबला पुरस्कारक बेइमान जूरीक प्रति विदेहक सर्जिकल स्ट्राइक दस सालसँ चलि रहल अछि। ओकर विरोधमे बेइमान लोकनि करवनो गजलक नामपर, करवनो नाटकक नामपर, करवनो वर्तनीक नामपर आ करवनो बीहनि कथाक नामपर भेख बदलि-बदलि छद्म बहस चलेबाक बेइमानी करैत रहल छथि। बेइमान साहित्यकार सभ मुदा दुबराइते गेला, अपन विचारधारक दुर्बलता देखि ओ ऐ छद्म बहसक लेल बाध्य भेला। आ ओइमे बेइमान संस्था आ जूरीक संग हुनकर समर्थन धूर्त मिथिला राज्य अभियानी सभ सेहो केलक। हँ, मैथिलीक साहित्य अकादेमीमे जे बेइजत्ती हिनका सभक कारण कएल जा रहल अछि, तकर ५० साल पूर्ण भेल। मैथिलीकेँ मारि बेइमानीक धंधा विदेहक सर्जिकल स्ट्राइक कारण थम्हल अछि, आ ओइ स्ट्राइकक कारण मूल धारा समानान्तर धाराक सोझाँ चित्त भऽ गेल अछि, गुणात्मके नै मात्रामे सेहो।

*बीहनि (विहनि) कथा बा अति लघु कथा [ सीड स्टोरी (फ्लैश फिक्शन) बा वेरी शॉर्ट स्टोरी]*

विदेह विहनि कथा विशेषांकमे विहनि कथाक समीक्षाशास्त्र आएल। विदेह प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना विशेषांकमे साहित्यक समीक्षाशास्त्र आएल। कियो अति लघु कथाकेँ बीहनि कथा नै लिखत तँ तकरा खून तँ नै कऽ देबै। आ कियो बीहनि कथाकेँ अति लघुकथा लिखत तँ ओकरासँ भतबड़ी तँ नै कएल जा सकैए। अंग्रेजीमे अति लघुकथा लेल मुदा अहाँ "शॉर्ट-स्टोरी" नै लिखि सकै छी। ओइ लेल सीड स्टोरी बा फ्लैश फिक्शन बा आन कोनो शब्दावली लिखैये पड़त। ओतऽ ओइपर बहस चलिये रहल अछि। मुदा ओइ लेल "शॉर्ट-स्टोरी" नै लिखि सकै छी, अइपर ओतऽ कोनो विवाद नै अछि। किछु मैथिलीक अंग्रेजी (!!) प्रोफेसर केँ ई गप नै बुझल छन्हि, तइ लेल भारतक विश्वविद्यालयमे चयन कोना होइत अछि से ककरोसँ नुकाएल नै अछि। हँ मैथिलीमे बीआ आ बीहनि सीड आ सैपलिंग दुनूकेँ कहल जाइए।

आब आउ बीहनि कथाक गुणात्मक विश्लेषणपर। पद्यक विधा हाइकूकेँ हम ऐमे जोड़ि कऽ देखब। बीहनि कथाक मान्यता कि ओइ बेइमान साहित्य अकादेमीक हाथमे अछि? मानि लिअ काल्हि साहित्य अकादेमीमे सर्जिकल




स्ट्राइक होइए आ ओतऽ भुसकोल लोकक अकाल भऽ जाइए। तइयो कि बीहनि कथा (अति लघु कथा) संग्रह बा हाइकू संग्रहकेँ पुरस्कार देल जा सकत? कि बीहनि कथाक नाम अति लघु कथा कऽ देले टा सँ ओइमे गुणात्मक वृद्धि भऽ जाएत बा अति लघु कथाक नाम बदलि बीहनि कथा कऽ दी तँ ओही लेखकक वएह रचना खरापसँ नीक भऽ जाएत। आ मानि लिअ कोनो तेसरे शब्द अति लघु कथा बा बीहनि कथा लेल प्रयुक्त हुअए लागए, बा लघु कथा संग्रहमे एकटा बीहनि (अति लघु) कथा सेहो लेखक सम्मिलित कऽ लेथि तँ की ओकर समीक्षा अहाँ नै करब। आ जँ एकर विषय प्रेम रहए आ किछु युवा लप्रेक (लघु प्रेम कथा) कहि एकरा सम्बोधित करथि तँ की हम ई कहि समीक्षा करब जे लघु बीहिनि प्रेम कथा लिखब तँ *ओ लोकनि*समीक्षा करता आ अति लघु प्रेम कथा लिखब तखन *ई लोकनि* समीक्षा करता। एक पाँतिक गद्य/ पद्य हुअए बा एक लाख पाँतिक, ओ साहित्यिक रचना भेल आ ओकर समीक्षा हेबे टा करत, चाहे ओकर नामकरण अहाँ जे करी।

मुदा हाइकू आकि बीहनि कथा संग्रह सभमे एकटा समस्या अछि। बेशी गोटे जे ऐ दुनू विधामे छथि, से गुणक बले नै नामकरणक बले पुरस्कार जीतऽ चाहै छथि। जँ ई कही जे ऐ दुनू विधामे कम प्रतिभावान साहित्यकार सक्रिय छथि तँ असत्य नै हएत। मुदा एकर अर्थ ई नै जे ओ सभ एकोटा नीक बीहनि कथा नै लिखने छथि। हँ जँ हुनकर लेखनीकेँ देखी तँ एक-आधेटा नीक रचना ओ दऽ सकल छथि। आ जाधरि संग्रह भरि नीक बीहनि कथाक संग्रह ओ नै दऽ सकता, बिन पैरवी-पैगामक पुरस्कार भेटब कठिने हेतन्हि। तँ की ई लोकनि पूर्ण लघु-कथा लिखबाक योग्य नै छथि तेँ मजबूरीमे बीहनि कथा लिखै छथि? हँ बुझाइ तँ सएह अछि।

राजमोहन झा अपन लघु कथा संग्रहक अन्तमे एकटा बीहनि कथा लिखलन्हि, "चलह"- सनगर बीहनि कथा। किछु नीक बीहनि कथामे परमेश्वर कापड़िक "सतबरती", अमरनाथ झा केर "देह", ज्योति झा चौधरीक "नबका पीढ़ी", उमेश मण्डलक "रुपैआक ढेरी", कपिलेश्वर राउतक "छूआ-छूत", मुन्नाजीक "रेवाज", अनमोल झा केर "प्राथमिकता" आ ओमप्रकाश झा केर "स्पेशल परमिट" अबैत अछि। ऐ सभ बीहनि कथाकेँ एकत्र करी तँ एकटा पुरस्कार पेबा योग्य संग्रह बनत, आ पुरस्कार संयुक्त रूपेँ देल जा सकत। हाइकूमे समस्या आर गम्भीर अछि, बाशो लिखै छथि जे जे कियो १२ टा हाइकू लिखि लेथि तँ ओ महाकवि भेला, तखन मैथिलीमे सभ महाकवियेभऽ जेता, आ एकाध टा नीक आ हजारक हजार बीहनि-सन कथा लीखि बहुत गोटे महा-बीहनिकथाकार कहेता।

विदेहक http://videha.co.in/ 1 जनवरी 2017 केर अंक निकलिते विदेह दसम बर्खमे प्रवेश कऽ जाएत। अइ अवसरपर विदेह गीत-संगीतक एलबम केर समीक्षा आदि प्रकाशित करबाक निर्णय लेलक अछि। छिटपुट प्रयासक अतिरिक्त शायद ई पहिल अवसर हेतै मैथिली पत्रिकारितामे जखन कि कोनो साहित्यिक पत्रिकाक कोनो एकटा अंकमे फिल्मी गीतक एलबम वा कि स्वतंत्र गीत-गजलक एलबम केर समीक्षा देबाक प्रयास वा निर्णय कएल गेल हुअए। संगीत समीक्षक लोकनिसँ आग्रह जे ओ कोनो एलबमक कोनो गीत-गजल-संगीत की पूरा एलबम केर समीक्षा पठाबथि। समीक्षा-लेख आदिमे गीत-संगीतक भाव पक्ष, टेक्नीकल पक्ष, शब्द चयन पक्ष, एडीटिंग पक्ष, मार्केटिंग पक्ष आदि केर वर्णन हुअए। लेखकेँ ggajendra@videha.com पर 1 दिसम्बर 2016 धरि पठाएल जाए।ऐ अंकमे समान्य रचना ओ स्थायी स्तंभ सभ सेहो रहबे करत। प्रयास रहत जे बेसीसँ बेसी गीत-गजल-संगीत आकि पूरा एलबमक समीक्षा आबए।




जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह २०१५ मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा ६०-७० वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर ४०-५० सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक किछु अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि, वीरेन्द्र मल्लिक आ कमला चौधरी पर रहत। हमर सबहक प्रयास रहत जे ई विशेषांक सभ जनवरी ओ फरवरी २०१७ मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना ३१ दिसम्बर २०१६ धरि ggajendra@videha.com पर पठा दी।

**विदेह सम्मान**

**विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान**

**१.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११**

२०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)

२०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)

**२.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२**

२०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**गामक जिनगी**, कथा संग्रह)

२०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)

२०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (**कलह**, नाटक)

२०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (**पद्मानदीक माझी**, बांग्ला- मानिक बंद्योपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)

**विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**

***1.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार 2012***

2012 श्री राजनन्दन लाल दास (समग्र योगदान लेल)

***2.विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)***

२०१२ बाल साहित्य पुरस्कार - श्री जगदीश प्रसाद मण्डल कैं "**तरेगन**" बाल प्रेरक विहनि कथा संग्रह

२०१२ मूल पुरस्कार - श्री राजदेव मण्डलकेँ "**अम्बरा**" (कविता संग्रह) लेल।

2012 युवा पुरस्कार- श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक "**अर्चिस**" (कविता संग्रह)

2013 अनुवाद पुरस्कार- श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर)

**विदेह भाषा सम्मान २०१३-१४ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**

२०१३ बाल साहित्य पुरस्कार – श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरी- "**देवीजी**" (बाल निबन्ध संग्रह) लेल।

२०१३ मूल पुरस्कार - श्री बेचन ठाकुरकेँ "**बेटीक अपमान आ छीनरदेवी**" (नाटक संग्रह) लेल।

२०१३ युवा पुरस्कार- श्री उमेश मण्डलकेँ "**निश्तुकी**" (कविता संग्रह)लेल।




२०१४ अनुवाद पुरस्कार- श्री विनीत उत्पलकेँ "**मोहनदास**" (हिन्दी उपन्यास श्री उदय प्रकाश)क मैथिली अनुवाद लेल।

**विदेह भाषा सम्मान २०१४-२०१५ (समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान)**

२०१४ मूल पुरस्कार- श्री नन्द विलास राय (**सखारी पेटार**ी- लघु कथा संग्रह)

२०१४ बाल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**नै धारैए**- बाल उपन्यास)

२०१४ युवा पुरस्कार - श्री आशीष अनचिन्हार (**अनचिन्हार आखर**- गजल संग्रह)

२०१५ अनुवाद पुरस्कार - श्री शम्भु कुमार सिंह ( **पाखलो** - तुकाराम रामा शेटक कोंकणी उपन्यासक मैथिली अनुवाद)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१२**

**अभिनय- मुख्य अभिनय ,**

सुश्री शिल्पी कुमारी, उम्र- 17 पिता श्री लक्ष्मण झा

श्री शोभा कान्त महतो, उम्र- 15 पिता- श्री रामअवतार महतो,

**हास्य-अभिनय**

सुश्री प्रियंका कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री वैद्यनाथ साह

श्री दुर्गानंद ठाकुर, उम्र- 23, पिता- स्व. भरत ठाकुर

**नृत्य**

सुश्री सुलेखा कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री हरेराम यादव

श्री अमीत रंजन, उम्र- 18, पिता- नागेश्वर कामत

**चित्रकला**

श्री पनकलाल मण्डल, उमेर- ३५, पिता- स्व. सुन्दर मण्डल, गाम छजना

श्री रमेश कुमार भारती, उम्र- 23, पिता- श्री मोती मण्डल

**संगीत (हारमोनियम)**

श्री परमानन्द ठाकुर, उम्र- 30, पिता- श्री नथुनी ठाकुर

**संगीत (ढोलक)**

श्री बुलन राउत, उम्र- 45, पिता- स्व. चिल्टू राउत

**संगीत (रसनचौकी)**

श्री बहादुर राम, उम्र- 55, पिता- स्व. सरजुग राम

**शिल्पी-वस्तुकला**

श्री जगदीश मल्लिक,५० गाम- चनौरागंज

**मूर्ति-मृत्तिका कला**

श्री यदुनंदन पंडित, उम्र- 45, पिता- अशर्फी पंडित

**काष्ठ-कला**

श्री झमेली मुखिया,पिता स्व. मूंगालाल मुखिया, ५५, गाम- छजना

**किसानी-आत्मनिर्भर संस्कृति**

श्री लछमी दास, उमेर- ५०, पिता स्व. श्री फणी दास, गाम वेरमा

**विदेह मैथिली पत्रकारिता सम्मान**




-२०१२ श्री नवेन्दु कुमार झा

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१३**

**मुख्य अभिनय-**

(1) **सुश्री आशा कुमारी सुपुत्री श्री रामावतार यादव, उमेर- १८,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **मो. समसाद आलम सुपुत्र मो. ईषा आलम,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

(3) **सुश्री अपर्णा कुमारी** सुपुत्री श्री मनोज कुमार साहु, जन्म तिथि- १८-२-१९९८, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही,जिला- मधुबनी (बिहार)

**हास्य–अभिनय-**

(1) **श्री ब्रह्मदवे पासवान उर्फ रामजानी पासवान** सुपुत्र- स्व. लक्ष्मी पासवान, पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **टाॅसिफ आलम सुपुत्र मो. मुस्ताक आलम,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (मांगनि खबास समग्र योगदान सम्मान)**

**शास्त्रीय संगीत सह तानपुरा :**

**श्री रामवृक्ष सिंह सुपुत्र श्री अनिरूद्ध सिंह,** उमेर- ५६, गाम- फुलवरिया, पोस्ट- बाबूबरही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**मांगनि खबास सम्मान: मिथिला लोक संस्कृति संरक्षण:**

**श्री राम लखन साहु** पे. स्व. खुशीलाल साहु, उमेर- ६५, पता, गाम- पकड़िया, पोस्ट- रतनसारा, अनुमंडल- फुलपरास (मधुबनी)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (समग्र योगदान सम्मान):**

**नृत्य -**

(1) **श्री हरि नारायण मण्डल** सुपुत्र- स्व. नन्दी मण्डल, उमेर- ५८, पता- गाम+पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **सुश्री संगीता कुमारी सुपुत्री श्री रामदेव पासवान, उमेर- १६,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**चित्रकला-**

(1) **जय प्रकाश मण्डल** सुपुत्र- श्री कुशेश्वर मण्डल, उमेर- ३५, पता- गाम- सनपतहा, पोस्ट– बौरहा, भाया- सरायगढ़, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री चन्दन कुमार मण्डल** सुपुत्र श्री भोला मण्डल, पता- गाम- खड़गपुर, पोस्ट- बेलही, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार) संप्रति, छात्र स्नातक अंतिम वर्ष, कला एवं शिल्प महाविद्यालय- पटना।

**हरिमुनियाँ / हारमोनियम**




(1) **श्री महादेव साह सुपुत्र रामदेव साह, उमेर- ५८,** गाम- बेलहा, वार्ड- नं. ०९, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री जागेश्वर प्रसाद राउत** सुपुत्र स्व. रामस्वरूप राउत, उमेर ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**ढोलक/ ठेकैता/ ढोलकिया**
(1) **श्री अनुप सदाय** सुपुत्र स्व.   , पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री कल्लर राम** सुपुत्र स्व. खट्टर राम, उमेर- ५०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**रसनचौकी वादक-**
**(1) वासुदेव राम** सुपुत्र स्व. अनुप राम, गाम+पोस्ट- िनर्मली, वार्ड न. ०७ , जिला- सुपौल (बिहार)
**शिल्पी-वस्तुकला-**
**(1) श्री बौकू मल्लिक** सुपुत्र दरबारी मल्लिक, उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
**(2) श्री राम विलास धरिकार** सुपुत्र स्व. ठोढ़ाइ धरिकार, उमेर- ४०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
**मूर्तिकला-मृर्तिकार कला-**
(1) **घूरन पंडित सुपुत्र-** श्री मोलहू पंडित, पता- गाम+पोस्ट– बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री प्रभु पंडित सुपुत्र स्व.**   , पता- गाम+पोस्ट- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**काष्ठ-कला-**
(1) **श्री जगदेव साहु** सुपुत्र शनीचर साहु, उमेर- ३६, गाम- िनर्मली-पुरर्वास, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री योगेन्द्र ठाकुर सुपुत्र स्व. बुद्धू ठाकुर उमेर- ४५,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**किसानी- आत्मनिर्भर संस्कृति-**
**(1) श्री राम अवतार** राउत सुपुत्र स्व. सुबध राउत, उमेर- ६६, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**(2) श्री रौशन यादव** सुपुत्र स्व. कपिलेश्वर यादव, उमेर- ३५, गाम+पोस्ट– बनगामा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**अल्हा/महराइ-**
(1) **मो. जीबछ** सुपुत्र मो. बिलट मरहूम, उमेर- ६५, पता- गाम- बसहा, पोस्ट- बड़हारा, भाया- अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०१
**जोगिरा-**
**श्री बच्चन मण्डल** सुपुत्र स्व. सीताराम मण्डल, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)




**श्री रामदेव ठाकुर सुपुत्र स्व. जागेश्वर ठाकुर, उमेर- ५०,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**पराती (प्रभाती) गौनिहार आ खजरी/ खौजरी वादक-**

(1) श्री सुकदेव साफी

सुपुत्र श्री ,

पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

**पराती (प्रभाती) गौनिहार** - (अगहनसँ माघ-फागुन तक गाओल जाइत)

(1) **सुकदेव साफी** सुपुत्र स्व. बाबूनाथ साफी, उमेर- ७५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **लेल्हु दास** सुपुत्र स्व. सनक मण्डल पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**झरनी-**

(1) **मो. गुल हसन** सुपुत्र अब्दुल रसीद मरहूम, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

(2) **मो. रहमान साहब** सुपुत्र...., उमेर- ५८, गाम- नरहिया, भाया- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)

**नाल वादक-**

(1) **श्री जगत नारायण मण्डल** सुपुत्र स्व. खुशीलाल मण्डल, उमेर- ४०, गाम+पोस्ट- ककरडोभ, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री देव नारायण यादव** सुपुत्र श्री कुशुमलाल यादव, पता- गाम- बनरझुला, पोस्ट- अमही, थाना- घोघड़डीहा, जिला- मधुबनी (बिहार)

**गीतहारि/ लोक गीत-**

(1) **श्रीमती फुदनी देवी** पत्नी श्री रामफल मण्डल, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

(2) **सुश्री सुविता कुमारी** सुपुत्री श्री गंगाराम मण्डल, उमेर- १८, पता- गाम- मछधी, पोस्ट- बलियारि, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**खुरदक वादक-**

(1) **श्री सीताराम राम** सुपुत्र स्व. जंगल राम, उमेर- ६२, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री लक्ष्मी राम** सुपुत्र स्व. पंचू मोची, उमेर- ७०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**कॉरनेट-**

(1) **श्री चन्दर राम** सुपुत्र- स्व. जीतन राम, उमेर- ५०, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **मो. सुभान**, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**बेन्जू वादक-**




(1) **श्री राज कुमार महतो** सुपुत्र स्व. लक्ष्मी महतो, उमेर- ४५, गाम- िनर्मली वार्ड नं. ०४, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री घुरन राम**, उमेर- ४३, गाम+पोस्ट- बनगामा, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
**भगैत गवैया-**
(1) **श्री जीबछ यादव** सुपुत्र स्व. रूपालाल यादव, उमेर- ८०, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री शम्भु मण्डल** सुपुत्र स्व. लखन मण्डल, पता- गाम- बढियाघाट-रसुआर, पोस्ट– मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)
**खिस्सकर- (खिस्सा कहैबला)-**
(1) **श्री छुतहरू यादव उर्फ राजकुमार,** सुपुत्र श्री राम खेलावन यादव, गाम- घोघरडिहा, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल, पिन- ८४७४५२
(2) **बैजनाथ मुखिया उर्फ टहल मुखिया-**
(2)सुपुत्र स्व. ढोंगाइ मुखिया,
पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**मिथिला चित्रकला-**
(1) **सुश्री मिथिलेश कुमारी** सुपुत्री श्री रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' पता- गाम- रसुआर, पोस्ट-– मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्रीमती वीणा देवी पत्नी श्री दिलिप झा, उमेर- ३५,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**खजरी/ खौजरी वादक-**
(2) **श्री किशोरी दास** सुपुत्र स्व. नेबैत मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट-– मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)
**तबला-**
**श्री उपेन्द्र चौधरी** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री देवनाथ यादव** सुपुत्र स्व. सर्वजीत यादव, उमेर- ५०, गाम- झाँझपट्टी, पोस्ट- पीपराही, भाया- लदनियाँ, जिला- मधुबनी (बिहार)
**सारंगी- (घुना-मुना)**
(1) श्री पंची ठाकुर, गाम- पिपराही।
**झालि- (झलिबाह)**
(1) **श्री कुन्दन कुमार कर्ण** सुपुत्र श्री इन्द्र कुमार कर्ण पता- गाम- रेबाड़ी, पोस्ट- चौरामहरैल, थाना- झंझारपुर, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०४
(2) **श्री राम खेलावन राउत** सुपुत्र स्व. कैलू राउत, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**बौसरी (बौसरी वादक)**
**श्री रामचन्द्र प्रसाद मण्डल** सुपुत्र श्री झोटन मण्डल, उमेर- ३०, बौसरी/बौसली/बासुरी बजबै छथि।




पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)

**श्री विभूति झा** सुपुत्र स्व. कनटीर झा, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- कछुबी, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**लोक गाथा गायक**

**श्री रविन्द्र यादव** सुपुत्र सीताराम यादव, पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

**श्री पिचकुन सदाय** सुपुत्र स्व. मेथर सदाय, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**मजिरा वादक (छोकटा झालि...)**

**श्री रामपति मण्डल** सुपुत्र स्व. अर्जुन मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)

**मृदंग वादक-**

(1) **श्री कपिलेश्वर दास सुपुत्र स्व. सुन्नर दास,** उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **श्री खखर सदाय** सुपुत्र स्व. बंठा सदाय, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**तानपुरा सह भाव संगीत**

(1) **श्री रामविलास यादव** सुपुत्र स्व. दुखरन यादव, उमेर- ४८, गाम- सिमरा, पोस्ट- सांगि, भाया- घोघड़डीहा, थाना- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)

**तरसा/ तासा-**

**श्री जोगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री राजेन्द्र राम** सुपुत्र कालेश्वर राम, उमेर- ५८, गाम- मझौरा, पास्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक-**

**श्री सैनी राम** सुपुत्र स्व. ललित राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री जनक मण्डल** सुपुत्र स्व. उचित मण्डल, उमेर- ६०, रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक, १९७५ ई.सँ रमझालि बजबै छथि। पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- िनर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**गुमगुमियाँ/ ग्रुम बाजा**

**श्री परमेश्वर मण्डल** सुपुत्र स्व. बिहारी मण्डल उमेर- ४१, १९८० ई.सँ गुमगुिमयाँ बजबै छथि।

**श्री जुगाय साफी** सुपुत्र स्व. श्री श्रीचन्द्र साफी, उमेर- ७५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**डंका/ ढोल वादक**

**श्री बदरी राम**, उमेर- ५५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)



**श्री योगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**डंफा** (होलीमे बजाओल जाइत...)
**श्री जग्रनाथ चौधरी उर्फ धियानी दास** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ६५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर),जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री महेन्द्र पोद्दार**, उमेर- ६५, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
**नडेरा/ डिगरी-**
**श्री राम प्रसाद राम सुपुत्र स्व. सरयुग मोची,** उमेर- ५२, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**विदेहक किछु विशेषांक:-**
**१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८**
Videha_15_06_2008.pdf   Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf   12.pdf
**२) गजल विशेषांक २१ म अंक,  १ नवम्बर २००८**
Videha_01_11_2008.pdf   Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf   21.pdf
**३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०**
Videha_01_10_2010   Videha_01_10_2010_Tirhuta   67
**४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०**
Videha_15_11_2010   Videha_15_11_2010_Tirhuta   70
**५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०**
Videha_15_12_2010   Videha_15_12_2010_Tirhuta   72
**६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११**
Videha_01_03_2011   Videha_01_03_2011_Tirhuta   77
**७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२**
Videha_01_08_2012   Videha_01_08_2012_Tirhuta   111
**८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३**
Videha_15_03_2013   Videha_15_03_2013_Tirhuta   126
**९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३**
Videha_15_11_2013   Videha_15_11_2013_Tirhuta   142
**१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५**
Videha_01_01_2015
**११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५**
Videha_01_11_2015
**१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५**
Videha_01_12_2015
**१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६**



Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित रचनाकारक टिप्पणीक शृंखला

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन
*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*
*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*
*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*
*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*
*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*
*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*
*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*
*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*
*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*
Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/
Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/
अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

गजेन्द्र ठाकुर
ggajendra@videha.com




**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

२. गद्य

*२.१.डॉ कैलाश कुमार मिश्र-मैथिली संस्कृति केर अवयव*

*२.२.सत्य नारायण झा- लघुकथा- कुमार साहेब*

*२.३.मनोज कुमार मंडल-किछु बीहनि कथा*

*२.४.जगदीश प्रसाद मंडल- गामक जिनगी (लघु कथा संग्रह- चारिम संस्करण)*

**डॉ. कैलाश कुमार मिश्र**

**मैथिली संस्कृति केर अवयव**

मैथिली संस्कृति के समग्रता में मिथिलाम कहल जा सकैत अछि। कुनो सांस्कृतिक क्षेत्र अपन किछु विशेष खानपान, विध बेबहार, गीत संगीत आदि के कारणे विशेष स्थान आ पहिचान रखैत अछि। मैथिली संस्कृति अथवा मिथिलाम के सेहो अपन विलक्षण विशेषता छैक। कनिक ओहि विलक्षणता पर विचार करी।
मिथिलाम के संक्षिप्त रूप सँ 6 भाग में देखल जा सकैत अछि:
क) खानपान, ख) वस्त्र विन्यास, ग) गीत आ संगीत, घ) वाद्ययंत्र, च) भाषा , छ) धार्मिक संप्रदाय आ परंपरा।

**क. खानपान**
खानपान कोनो समाज के संस्कृति के मूल होइत अछि। मिथिला में खानपान के दू दृष्टिकोण सँ देखल जा सकैत अछि। भोजन के मुख्य आ स्थानीय तत्त्व आ दोसर भोजनक सचार। जखन बहुत रासक वस्तु सँ भोजनक थारी अथवा थार सजैल जैत अछि त ई भेल सचार। सचार में कोनो जरुरी नहि जे सब वस्तु अथवा भोज्य सामग्री स्थानीय हो। जखन भोज्य सामग्री के बात करैत छी त मिथिलाक मूल भोज्य सामग्री के बुझ पडत।
एक फकरा में कहल जैत छैक:
तिरहुतीयता के भोजन तीन। कदली कबकब मीन।।
आब कनि एकरा देखी:
कदली (केरा): केरा गाछक सब चीज़क प्रयोग मिथिला में होइत अछि। थम्ब के भीतर केर तरकारी, कोषा केर तरकारी, कांच केरा केर तरकारी, पाकल केराक विविध रूप में प्रयोग। कोनो भार बिना केरा के पूर्ण नहि अछि। केराक प्रयोग सब बिध, बेबहार, पूजा पाठ, उत्सव, सत्यनारायण कथा आदि में होइत अछि। कांच केराक तरकारी पथ्य के रूप में प्रयुक्त अछि। केरा थम्भ के बहुत शुभ कार्य में प्रयोग होइत अछि। केराक पात पर भोजन करब अदौ सँ अबैत परंपरा अछि।
कबकब: कबकब के अंतर्गत भेल ओल, खमहारु , कौआं पात , ओलक पेंपी, कन्ना पात, अरिकंचक लोढ़हा, आदि। ओल शुद्ध आ सुपाच्य वस्तु अछि। सामूहिक भोज में ओलक सन्ना अनिवार्य रहैत अछि। ओलक तरकारी सेहो खूब चाव सँ हमरालोकनि खाइत छी। खमहारु के तरुआ अथवा खमहारुआ मिथिलाक विशेषता अछि।




अरिकोंच ओना त सब खाइत छथि मुदा स्त्रीगनक मध्य ई कनि अधिक प्रिय अछि। कबकब भोज्य पदार्थ के बनेबा में कागजी, ज़मीरी नेबो, कांच आम, आ आमिल के प्रयोग होइत अछि।
मीन : मीनक अर्थ भेल माछ। माछ त अपना सभक भोजनक मुख्य पदार्थ अछि। अनेक तरहक माछ आ माछक संग संग ओहि प्रजातिक अन्य चीज़ जेना कांकोड, डोका, काछु आदि खेबाक परंपरा मिथिला में अछि।
ई त भेल तीन मुख्य तत्त्व। एकरा अतिरिक्त किछु पदार्थ अछि जे मैथिल के बहुत प्रिय छनि। ई सब अछि:
दही-चूरा, चीनी: समस्त विश्व में मिथिले एहेन क्षेत्र अछि जत दही-चूरा-चीनी के मुख्य भोजन आ भोज इत्यादि में सामूहिक भोजन के रूप में खैल जैत अछि।
आ सब व्यंजन पर भारी पड़ैत अछि अपन मिथिलाक तिलकोरा । सर्वत्र उपलब्ध, ने दाम ने छदाम, आ स्वाद केर की कहब? छोट पैघ सब में अपन स्थान रखने अछि। ई एहेन भोज्य पदार्थ अछि जकरा केवल मैथिल खाइत छथि।
मखान: भारतवर्ष में सबसँ अधिक मखान अपन मिथिला में होइत अछि आ सबसँ बेसी एकर उपयोग सेहो हमरे लोकनि करैत छी।
अंततः भोजनक पूर्णता मुखशुद्धि सँ होइत अछि आ मुखशुद्धि पान सुपारी संगे।

## ख. वस्त्र विन्यास

परंपरागत वस्त्र मिथिलाक पुरुष लेल धोती, गमछा, या मुरेठा आ स्त्रीगण लेल नुआ, आंगी अछि। किछु विशेष वर्ग केर लोक या त विशेष अवसर पर अथवा ओहुना पाग सेहो धारण करैत छथि। धोती त ।मिथिलाक मुसलमान सेहो पहिरैत छला। आब मुस्लमानक बाते छोड़ू हिन्दू सब सेहो धोती सँ बप्पा बैर केने जा रहल छथि। पहिने अपना ओत कोकटा बाँग होइत छल जाकर प्राकृतिक रंग ऑफ वाइट होइत छलैक। ओही बांग केर धोती के कोकटा धोती कहल जैत छलैक।
प्राचीन समय में पुरुष गाम गमैत भ्रमण करबा काल धोती, मिर्जई, दुपट्टा, गमछा, आदिक प्रयोग करैत छला। पैर में खराम पहिरबाक प्रथा हाल तक छल। पाहून परख के पैर धोबक हेतु खराम देल जेबाक परंपरा एखनो बहुत ठाम अछि। उच्च वर्ण में खराम पहिरक व्यवस्था उपनयन संग प्रारम्भ भ जाइत छल। किछु लोक खरपा सेहो पहिरैत छला। खरपा के आधार आर्थत तरवा काठ के आ ऊपर में आँगुर लग प्लास्टिक अथवा चाम लागल रहैत छलैक।
बाद में लोक गोल गला सेहो पहिरनाइ प्रारम्भ केलनि।
मिथिलाक स्त्रीगण सब व्यवहार कैल वस्त्र यथा धोती आ नुआ सँ केथड़ी आ सुजनीक निर्माण सुई ताग सँ करैत छली। केथड़ी मोटगर होइत छैक जकर व्यवहार मोटगर गद्दा जकाँ जारक समय बिछेबक हेतु कैल जाइत छैक। सुजनी कलात्मक होइत छैक। सुजनी में अनेक तरहक ताग के सुन्नर संयोजन सँ बहुत रास डिजाईन , मोटिफ, वोटिफ, पैटर्न आदि बनेबाक प्रथा मिथिला में छलैक। सब वर्ग आ जातिक स्त्रीगण एहि कला में निपुण होइत छली। सुजनीक प्रयोग ओछाइन केर चद्दरि के रूप में होइत छैक। किछु लोक गरीबी में केथड़ी सेहो ओढ़ैत छथि।

## ग. गीत संगीत

मिथिलाक लोकगीत एक महासागर अछि। एकर संख्या कतेक अछि से कहब असंभव। मैथिली लोकगीतक विशेषता एकर समवेत गायन शैली छैक। लगभग 98 प्रतिशत गीत बिना कोनो वाद्ययंत्र और विशेष राग सँ गैल जाइत अछि। मुदा गीतक शब्द, भाव, गबैय्या के उत्साह आ समर्पण, विध बेबहार के प्रति ध्यान , ऋतुक संग स्वभाव, क्रियाकलाप सँ प्रतिबद्धता, काज में लगाव, आपसी प्रेम आ प्रकृति सँ अनुराग बिना कोनो वाद्ययंत्र के

ejournal 'विदेह' २१४ म अंक १५ नवम्बर २०१६ (वर्ष ९ मास १०७ अंक २१४)  मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

सेहो मैथिली लोकगीत के अलग संसार में ल जाइत अछि। विद्यापतिक पदावली, ताहू में उत्सव विशेष केर गीत, सोहर, समदाउन, उदासी, साँझ, प्राती आ शिवक गीत में महेशवानी , नचारी आ कंरथुआ गीत बहुत हर्षित करैत अछि तन के आ मोन के। सीता, राजा सलहेस, कारिख महाराज, दीनाभद्री, आदिक लोकगाथा आ गीत सेहो अपन अलग स्थान रखैत अछि। सब शास्त्रीय गीत मिथिला में बहार सँ आयातित अछि, यद्यपि ध्रुपद मैथिली लोकशैली संगे तारतम्य बना सकल अछि। बटगबनी, तिरहुत, लगनी तीव्रगति सँ चलैत गीत आ मोन लगबे बला गीत अछि। उदासी संत परंपरा, कबीरपंथी परम्परा, सँ प्रभावित भ रचल गेल अछि।
मिथिलाक उच्चवर्ग विशेष रूप सँ ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थ अपन महिला के पब्लिक स्पेस में गायन, वाद्ययंत्र संगे गायन, नृत्य आदिक स्वतंत्रता नहि देने छथि जाहि सँ एहि वर्ग केर महिला में नृत्य, नृत्यगीत, नृत्यनाटिका आदिक शैली नहि विकशित भ सकल छनि। अन्य जाति सब में डोमकच्छ, जटा-जटिन, झिझया, आदिक रूप भेटैत अछि। शामा चकेबा में बहुत साधारण तरहक नृत्य आ उत्साहक स्वतंत्रता देखैत छी।
मुस्लमान महिला सब ताजिया के समय झिझिया छाती पीट पीट गाबैत छथि। हुनकर स्वर आ टोन बहुत हद तक उदासी आ समदाउन सँ मेल खाइत छनि।

घ. वाद्ययंत्र

मिथिलाक मूल वाद्ययंत्र रसनचौकी में प्रयुक्त होइत अछि। दुर्भाग्य सँ एकरा कहियो मिथिलाक तथाकथित विद्वान लोकनि प्रोत्साहित नहि केला। एकरा बारे में कहल जाइत अछि जे जखन सीता कुम्भ सँ बहार भेली त भगवान स्वर्ग सँ प्रसन्न होइत अप्सरा, वाद्ययंत्र आ ओकरा बजबय बला कलाकार सेहो मिथिला पठेला। किछु लोकक कहब छनि जे चूँकि ई वाद्ययंत्र चमार बजबैत छथि ताहि एहि पर विशेष ध्यान नहि देल गेल।

च. भाषा:

मैथिली भाषा प्राचीन भाषा अछि। एकर अपन लिपि छैक मुदा आब लोक देवनागरी में लिखैत छथि। बंगला लिपि मिथिलाक्षर सँ प्रेरित भ बनल अछि। एहि भाषा में विद्यापति, ज्योतिरेश्वर, चंदा झा, लाल दास, हरिमोहन झा आ यात्री सनहक़ साहित्यकार भेल छथि। आन भाषा जकाँ मैथिली में सेहो स्थान आ लोक ज्ञाने भाषा के बजबाक शैली, शब्द व्यवहार, टोन, आदि में परिवर्तन पैल जाइत अछि। बेगूसराय, बरौनी, मुंगेर आदिक मैथिली दक्षिण प्रभाव सँ ओत प्रोत अछि आ शैली में स्थानीय आनंदक अनुभूति भेटत। यद्यपि दरभंगा, मधुबनी में रहनिहार मैथिल सब अपन बोली के प्रमाणित करबा लेल बेहाल रहैत छथि। तहिना मिथिला केर पश्चिम में प्रयुक्त भाषा में कनि अलग स्थानीय भाव भेटैत अछि। भागलपुर, देवघर, गोड्डा, साहेबगंज, दुमका, बांका में व्यवहृत मैथिली के अंगिका कहल जैत अछि। वैशाली क्षेत्र के मैथिली के बज्जिका कहल जाइत अछि। उच्च आ निम्न वर्ग ज्ञाने सेहो मैथिली बजबाक शैली में किछु उतार चढ़ाव भेटैत अछि। सब क्षेत्र, समुदाय, के स्थानीय शब्द, शैली, उपमा, अलंकार, पिहानी, फकरा, गीत नाद आदि के आधार मानि एक प्रामाणिक मैथिली भाषा के विकशित करबाक जरुरत अछि जे सबके मान्य हो, सब के सोहनगर लागनि।

छ. धर्म आ संप्रदाय

मिथिला में सब वर्ण के लोक, सब धर्म के लोक रहैत छथि। अतै केर हिन्दू पंचोपासक छथि। महादेव केर पूजा माटिक महादेव बना अद्भुत ढंग सँ कैल जैत अछि। बुद्ध केर भाषा आ चार्यपद के एखनो मैथिली अपना में आत्मसात केने अछि। तंत्र में बौद्ध तंत्र के स्पष्ट प्रभाव छैक। सिद्ध पीठ आ बज्रयान केर तंत्र स्थल मिथिला में




आबि जेना संगम जकाँ एक दिशा में एक भे बहे लगैत अछि। मुस्लमान सब सेहो अपन धर्म केर पालन करैत छथि संगहि किछु लोक परंपरा केर तत्व के अपना में समावेश क लेत छथि।

सीता के मिथिलाक स्त्री नायिका के प्रतिनिधि आ राजा सलहेस के पुरुष नायक के प्रतिनिधि कहल जा सकैत अछि।

**मिथिला चित्रकला**

मिथिला चित्रकला जकरा मधुबनी चित्रकला सेहो कहल जाइत अछि, अपन स्थान आ नाम कला संसार में नीक जकाँ दर्ज करा लेने अछि। एहि पर बड्ड लिखब अनिवार्य नहि। इंगित भ गेल अतेक पर्याप्त अछि।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**सत्य नारायण झा**

**लघुकथा**

**कुमार साहेब**

जैह सुनलकै सैह स्तब्ध भए गेलैक ।मृत्व ओतेक भयावह नहि होयत छैक मुदा जेना कुमार साहेब दय लोक सुनलकै से सभ के विस्मयकारी लगलैक ।कुमार साहेब बहुत मेधावी छात्र रहथि ।एम एस सी मे पुरे विश्व विद्यालय मे प्रथम आयल रहथि ।तत्काल एकटा नामी गिरामी कओलेज मे शिक्षक नियुक्त भए गेल रहथि ।सिद्घान्तवादी ,इमंदार आ कर्तव्य परायण छलाह ।कओलेज शिक्षक रहितो आर्थिक रुपे कमजोरे छलाह ।अनर्गल अर्जन करब महापाप बुझैत छलाह ।विद्यार्थी लोकनि के ट्युसन दैत छलखीन मुदा निःशुल्क ।विश्वविद्यालय मे लोक प्रिय छलाह ।कुमार साहेबक बचपन बर कठिन समय सँ बितल रहनि ।हुनक पिता साधारण कृषक रहथीन ।माय-बापक एक मात्र सन्तान ओ रहथि ।कुमार साहेब माय बापक परम भक्त छलाह ।नौकड़ी भेटला के बाद बूढ़ माय बाप के संगहि रखलनि आ अन्त तक माय बाप के सेवा करैत रहलाह ।माय बापक जीविते ओ अपन ब्याह केने छलाह ।पत्नी सुशीलाजी नामेक अनुरुप सुद्दढ़ आ मृदुभाषी रहथीन ।कुमार साहेब के तीनटा पुत्र रहथीन ।बेटा सभक पढ़ाइ लिखाइ मे कोनो कमी नहि केलखीन ।अपने जकाँ बेटा सभ प्रतिभाशाली रहथीन । मुदा बेटा सभक सोच आ कुमार साहेबक सोच मे आकाश पतालक अन्तर छल ।जहाँ कुमार साहेब अर्थवाद सँ दूर रहैत छलाह ,एकर विपरीति बेटा सभ अर्थक पाछू बताह जकाँ करथीन ।तीनू भाई समाज लोक वेद सँ दूर रहथीन ।पतिये के पदचिह्न पर पुतौहु सभ रहथीन ।केकरो सँ कोनो मतलव नहि ।तीनू पुतौहु आधुनिकता सँ भरल ।कोनो चिन्तन नहि ,कोनो सोच नहि ,बस मात्र निज सुख ।कुमार साहेब दुनू बेकती के कष्ट होनि मुदा बाजथि नहि जे एखनुक समय एहिना छैक ।
जेष्ठ पुत्र अमेरिका ,माझिल इंगलैन्ड आ छोट जर्मनी मे कार्यरत रहथीन ।अर्थोपार्जन आ सुख सुविधा मे ततेक तल्लीन तीनू भाई रहथीन जे माय बाप कोना छथीन तेकर ध्यान तीनू मे केकरो नहि ।बस अपना मे तीनू मस्त । रिटायर भेलाक बाद कुमार साहेब अपन गृह जिला भागलपुर मे रहय लगलाह ।कहुना कय जीवनक गाड़ी चला रहल छलाह ।कोनो एहन कष्टो नहि रहनि ।मुदा सभ दिन नीके रहत तेकर कोन ठेकान छैक ?केकरा भाग्य मे

विधाता की लिखने छथीन, से के जनैत अछि ।विधाताक प्रकोप कुमार साहेब कें सेहो घेर लेलकनि ।कुमार साहेबक पत्नी के लकवा मारि देलकनि ।हाथ पैर शिथिल भए गेलनि ।वाक हरण सेहो भए गेलनि ।सुशीलाजी के ने उठि होनि ने बैस सकैत छलीह । खबरि भेला पर बेटा पुतौहु एलखीन ।पाँच –दस दिन रहि सभ अपन अपन गंतब्य स्थान चलि गेल खीन ।फेर तीनू बेटा पुतौहु पलटि के नहि अयलखीन्ह ।

एहिना समय बितैत गेलैक ।कुमार साहेब अपन पति धर्मक काज करैत रहलाह । पत्नीक परिचर्या अपने करथि ।पत्नीक सभ आवश्यक काज अपने करथि ।कुमार साहेब गम्भीर प्रकृतिक लोक छलाह ।केखनो कय बाल बच्चा पर क्षोभ होनि मुदा अपन कपारक दोष दय शान्त भए जाथि ।बेटा सभ के माय बाप सँ डर होमय लगलनि कारण माय बापक भार कियो उठाबय नहि चाहैत रहथीन ।कुमार साहेब सभ दुख पीबि जाइत छलाह मुदा अनावश्यक तनाव मे आबि जाथि ।

कुमार साहेब भोरे उठि पहिने पत्नी के शौच क्रिया सँ निवृत करा दैत छलखीन ।पत्नी के सभ आवश्यक काज कराय ,तखन अपना काज मे लगैत छलाह ।तीन दिन पहिने भोर भेलैक ।पत्नी जागल रहथीन ।पत्नी देखथीन जे कुमार साहेब सुतले छथि ।जखन बरीकाल भए गेलैक तखन पत्नी चिन्तित भए गेलखीन ।ओ बाजि त सकैत नहि छलखीन ।अन्त मे ओ लैन्ड लाइन फोन जे हुनका सँ कनेके हटि कय रहैक ,ततय कहुना कय हाथ लय गेलीह ।बहुत चेष्टा के बाद बगलबाला पड़ोसी के नम्बर डायल केलनि ।मुदा हिनका बाजल नहि होनि ।एहि प्रकारे तीन चारिबेर रिंग केलखीन ।पड़ोसी के शंका भेलनि ।ओ आबि कॉल वेल दवेलखीन ।मुदा कोनो रिसपोन्स नहि भेलैक ।ताबे कोलोनी के कयएक लोक आबि गेलाह ।अन्त मे दरवाजा तोड़ल गेलैक ।कुमार साहेब के निधन भए गेल रहनि ।जहिना कुमार साहेबक निधन हुनक पत्नी सुनलखीन ,हुनको प्राणान्त भय गेलनि । लोक सभ तीनू बेटा के खबरि कय देलखीन । बेटा सभक प्रतीक्षा मे लास तीन दिन तक राखल गेलैक । कुमार साहेब बहुत लोकप्रिय लोक छलाह फलस्वरुप हुनक अन्तिम संस्कार मे लोकक हुजुम छल ।दुनू बेकती के एके स्थान पर संस्कार कय देल गेलैनि ।सैकड़ो लोक रहैक मुदा नहि रहैक त हुनक तीनू पुत्र ।

आइ एकटा मित्र भेट करय आयल छलाह ।वैह ई कथा कहलनि । सुनि स्तब्ध भए गेलौ ।तत्क्षण कलम उठायल आ आत्म संतोष लेल कथा लिखल ।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**मनोज कुमार मंडल-किछु बीहनि कथा**

**1**

**हिलकोर**

अगहन मास। दुपहरियाक समय। राम लखन भोजन केला पछाति दरबज्जाक आगू रौदमे चटाई बिछा बैठके विदेह समालोचनाक पोथी उलटबैत छला। संगे सिरहोनामे राखल रेडियोमे दरभंगा आकाशवाणीसँ दैत लोकगीत सेहो सुनि रहल छला। एकाएक धियान पेरा दिश गेलैन आकि दरबज्जा दिश मुस्की दैत राघवके अबैत देखलैन । देखते पहिने तऽ अकचकेला पर मिनटे भरि पछाति अख्यासि उठि कऽ ठाढ भऽ गेला । राघव सेहो डेग नम्हर करैत झट राम लखनसँ हाथ मिलबैत गलामे गला सेहो मिलला। दुनू गोटाक खुशीक कोनो सिमाने नहि। राम लखन आ राघव बाल संगी छला। जा धरि पाँचवाँसँ मैट्रिक केला छनो भरि एक दोसरसँ दूर नै रहैत छला। पढैयोमे जहिना राम लखन वर्गमे ऊपरसँ पहिल तहिना राघव नीचासँ पहिल अबै छला। अखन राम लखनक




जीविका ट्यूशन पढा कऽ चलै छैन आ राघव दिल्ली सर्वोच्च न्यायालयमे अधिवक्ता छथि।
दुनू गोटा असथिर भेला बाद चटाए पर बैठला। राम लखन बजला " हम पहिने तऽ चिन्हबे नहि केऔं कारण दसो बरखसँ बेसिए भऽ गेल छल अहाँसँ मिलब।"
" अहिना नऽ हमरा बीसरि जाएब। तेरह बरखक बाद गाम एलहुँ हन। "
" तहन कहु जे के किनका बीसरि गेला। "
दुनू गोटा रंग बिरंगक गप सप करैत रहला। घंटोभरिसँ बेसए भऽ गेल। राम लखन बेटीके हाक दऽ बजला " गै बेटा दुविधा माय कऽ कहुन चाय बनाबै लऽ। फेर राघवसँ बजला " अपना सब तना नहि गपमे तल्लीन भऽ गेलहुँ जे बेर धियाने नहि रहल।"
" कोनो नै ढेरो दिनक बाद भेटलहुँ हन तऽ गपो तऽ बेसिए रहत किने। "
राम लखन ई सुनि मुस्कीएला। राघवक नजरि ओछान पर राखल पोथी पर परलैन। पोथी हाथमे लऽ उलटा - पुलटाके देखैत बजला " अहुँ केहन केहन पोथी पढैत रहै छी। के जनै छै मैथिली ? ई पढिके की हेतै ? "
राम लखन मने मन सोचला ई बदलि गेला से तऽ बुझिते रही पर सोचक परिधि अतेक ओछ भऽ गेल हेतैन ई अंदाज नहि छल। ओना बहुत दिनक बाद भेटला अछि तैं किछ कहब उचित नहि। फेर मनमे एलैन छिया तऽ संगी तैं जँ ठमकि गेला अछि तऽ सचेत नहि कोना करबैन। ई गप मनमे अबिते बजला " राघव! एकटा बात कहु दुनियामे जतेक मनुख अछि सबके माय छै। तैं कि दोसर स्त्री हमर मायक असथान लऽ सकै छथि ।"
" एहनो कतौ लऽ सकै छथि । "
" हँ दोसर स्त्रीक सम्मान करब मनुखक करतब अछि। "
" हँ से तऽ अछिए। "
ततबे कालमे राम लखनक पत्नी चाय लऽ कऽ एली। दुनू गोटा चाय पीला कप रखलैन। राधव उठि बिदा भेला। मनमे जेना हिलकोर...... ।

2

## छुतहर

बुढिया दादी आए भोरेसँ चरभर बजैत छली कारण केओ पछुएतमे राखल छुतहर बिन कहने उठा कऽ लऽ गेल छलै। जानि नहि के कहिया लऽ गेल छलै। ओ तऽ मरूआ बीहनि पटेबाक खागता पड़ने बुढिया दादीक धियान गेलैन। भरि टोल भँजया एली कतौ थाह पता नहि लगलैन। अंगना अबिते काकीके सुनबैत बजली " अंगनाक मनुख सब सेहो छुतहरि खापैर सब भऽ भऽ गेल। जखन अंगनामे मनुख रहत तयो लोग चीज बौस उठा कऽ लऽ जाएत तऽ ओए मनुखक कोन काज ?" काकी बुढिया दादीक गप सुनि अकचकेले रहली। बुढिया दादीसँ पूछैत बजली " ई एना किए बजैत छथिन। के कई लऽ गेलै - - - - ? काकी बैजते छली आकि बुढिया दादी बीचहिमे टभकैत बजली " जखन अंगनामे रहै बाली सबके किछ बुझले नहि रहै छै तहन हे भगवान जनिहऽ तू अहि घर दुआरके आब भगवाने बचौत। " बुढिया दादी बैजते छली ताधरि कक्का अंगना एला। दादीके बजैत देखि पूछलखिन " दादी की भेलौ?"
"हरौ मोहना तोहि कह जे आब मरूआ बीहनि कथिसँ पटौल जाएत । चनबारमे टांगल छुतहर कोए लऽ गेल आ अंगनाक मनुखके कुछ पते नहि। "
" केहन बढिया तऽ गठुलामे राखल रहै छलै तकरा तू पछुएतमे राखि एलैंह। तहन - - - - - ।"
" तहुँ की अलछ जैंका बाजै छें । छुतहर कोए घरमे रखै अछि। दोसर बरतनमे भिरने ओहो छुआ जाएत किने। "




" जखन दोसर बरतनमे भिरने छुआ जाएत तहन तऽ मरूआ सेहो छुएन जाएत किने। "
बुढिया दादी हँसैत बजली " जो हम बात नहि पदबै छी। बीहनि केना पटेमे से तू जान। "
कक्का काकीके देखि मुसकी दऽ दरबज्जा दिश बिदा भेला।

3

**अध्यापन**

दू ढाई बजेक दुपहरियाक समय छलए। मंडलजी मास्सैब साइकिलसँ तबधल गाम दिस जाय छला। जखन गंजक चौक लग एला आकि वैद्यनाथजीक नजरि मंडलजी मास्सैब पर पड़लैन। जोरसँ हाक दैत बजला " यऊ गुरूजी ! गुरुजी !" मास्सैब साइकिले परसँ उलैट कऽ तकला तऽ देखलैन वैद्यनाथजी हाथसँ इशारा दैत छलैन। ओ साइकिल धूमा वैद्यनाथजीक दरबज्जा पर बैठला आ पूछलैन "आब कहु अपने की कहि रहल छी।"
" अपनेक सबके शिक्षा दैत छिए तेँ कहलौ जे हमरो दुनू बेटाके पढा दैतिए। "
" हम सबके नहि कछेक धियापुताके पढबै छी आ पढेब की जे अपने पढै छी। "
मंडलजीक गप सुनि वैद्यनाथजी हँसैत बजला " अहुँ गप पकैड़ि लै छिए। हमरो बच्चा सबके पढा देल जाउ। अपने जे कहबै से हम देब। "
" आब अहाँ कहै छी तऽ पढा देब। "
" शुल्क कहिऔ न कते दऽ देब? "
" अहाँक जे उचित बुझना जाएत ओ दऽ देबै। पर हे दू मासक शुल्क हम ओहिना लेब। "
" ई बुझलौं नहि गुरुजी!"
" पहिने हम दू मास अहाँ बच्चा सबसँ पढबा पछाइत पढैब ।"
" अहाँ की पढबै। "
" जाछरि हम अहाँ बच्चा सबके नहि पढबऽ ताधरि हम कोना पढा सकब। "
मंडलजीक गपक मर्म बुझि वैद्यनाथजी बजला " अपनेक दूए मासक नहि हम सालो भरिक शुल्क ओहिना देब। अपने पढा देल जाउ। "
" बेस।" कहि मंडलजी मास्सैब उठि बिदा भेला।

4

**अगरजीत**

--- रौ छौड़बा ! कतऽ अए रौदमे बिदा भेलें हन?
--- माए नहाए लऽ जाए छी।
--- कल बाड़ीमे छै कि चौमास दिश, तू चौमास दिश किए भागल जाए छें ?
--- माए पोखैर जाए छिए ।
--- नइ कोनो काज छै तू चुप चाप कल पर नहा ले नहि तऽ गत्तर ससाइर देबौ ।
--- माए आइएटा जै छिऔ ।
ई कहि फुदना लंक लऽ लेलक । जाबे माए सोर पारै पारै ताबे तऽ ओ पोखरि पहुँचि गेल। पोखरिमे फुदने जेकाँ और छोड़ा सब उमकै छलै। सब हेलि हेलि जाएठ लग जाए छलै। फुदना सेहो हेलि जाएठ छुबै लेल बिदा भेल परंतु जाएठ लग जाएसँ पहिनए हिम्मत हारि देलकै। आब पानिमे उगडुम उगडुम करऽ लागल । ताबे कोए ओकरा



माए कऽ कहऽ गेलै । माए पोखैर दिश आबैत बजली
--- ई छोड़बा छैइछे अते अगरजीत तऽ मरऽ--------- ।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

गामक जिनगी

लघु कथा संग्रह

जगदीश प्रसाद मण्डल

कथा लेखन क्रम

1. भैंटक लावा- शब्द संख्या : 3100, 2. बिसाँढ़- शब्द संख्या : 2516, 3. पीरारक फड़- शब्द संख्या : 2064, 4. अनेरुआ बेटा- शब्द संख्या : 3369, 5. दूटा पाइ- शब्द संख्या : 3294, 6. बोनिहारिन मरनी- शब्द संख्या : 3412, 7. हारि-जीत- शब्द संख्या : 2373, 8. ठेलाबला- शब्द संख्या : 2572, 9. जीविका- शब्द संख्या : 3655, 10. रिक्साबला- शब्द संख्या : 3963, 11. चुनवाली- शब्द संख्या : 2452,

12. डीहक बटबारा- शब्द संख्या : 4789, 13. भैयारी- शब्द संख्या : 4026, 14. बहिन- शब्द संख्या : 2688,15. घरदेखिया- शब्द संख्या : 4021, 16. पछताबा- शब्द संख्या : 2663, 17. डाक्टर हेमन्त- शब्द संख्या : 4407, 18. बाबी- शब्द संख्या : 2167 19. कामिनी- शब्द संख्या : 2289, 20. स्रष्टाक समग्र रचना- शब्द संख्या : 137, 21. प्रतिभा- शब्द संख्या : 154, 22. मर्म- शब्द संख्या : 142, 23. अधखरूआ- शब्द संख्या : 255, 24. समैक बेरबादी- शब्द संख्या : 213, 25. पहिने तप तखनि ढलिहैं- शब्द संख्या : 084, 26. खलीफा उमरक सिनेह- शब्द संख्या : 165, 27. जखने जागी तखने परात- शब्द संख्या : 103, 28. अस्तित्वक समाप्ति- शब्द संख्या : 218, 29. खजाना- शब्द संख्या : 388,30. उग्रघारा- शब्द संख्या : 328, 31 बेवहारिक- शब्द संख्या : 218, 32. समर्पण- शब्द संख्या : 149, 33 उत्थान-पतन- शब्द संख्या : 138,34. देवता- शब्द संख्या : 232, 35. पाप आ पुण्य- शब्द संख्या : 218, 36. परख- शब्द संख्या : 129, 37. आलसी- शब्द संख्या : 136, 38.प्रेम- शब्द संख्या : 293, 39. हैरियट स्टो- शब्द संख्या : 137, 40. बुझैक ढंग- शब्द संख्या : 142, 41. श्रमिकक इज्जत- शब्द संख्या : 093,42. वंश- शब्द संख्या : 074, 43. तियाग- शब्द संख्या : 145, 44. सद्विचार- शब्द संख्या : 184, 45. साहस- शब्द संख्या : 103, 46. बरदास- शब्द संख्या : 133, 47. भूल- शब्द संख्या : 139, 48. धैर्य- शब्द संख्या : 099, 49. मनुखक मूल्य- शब्द संख्या : 099, 50. मदति नै चाही- शब्द संख्या : 209, 51. मेहनतिक दरद- शब्द संख्या : 281, 52. मैक्सिम गोर्की- शब्द संख्या : 146, 53. मूलधन- शब्द संख्या : 174, 54.कपटी मित- शब्द संख्या : 281, 55. भीख- शब्द संख्या : 118, 56. भगवान- शब्द संख्या : 098, 57. एकाग्रचित- शब्द संख्या : 261, 58.सीखैक जिज्ञासा- शब्द संख्या : 101, 59. अनुभव- शब्द संख्या : 092, 60. आसिरवादक विरोध- शब्द संख्या : 088, 61. धर्मक असल रूप-




शब्द संख्या : 197, 62. सौन्दर्य- शब्द संख्या : 138, 63. स्तब्ध- शब्द संख्या : 257, 64. एकता- शब्द संख्या : 236, 65. विधवा बिआह- शब्द संख्या : 176, 66. देश सेवाक व्रत- शब्द संख्या : 134, 67. आत्मबल- 1- शब्द संख्या : 110, 68. स्वाभिमान- शब्द संख्या : 121, 69. कलंक- शब्द संख्या : 429, 70. बुलकी- शब्द संख्या : 211, 71. भद्रपुरुष- शब्द संख्या : 173, 72. झूठ नै बाजब- शब्द संख्या : 103, 73. आर्दश माए- शब्द संख्या : 097, 74. नारी सम्मान- शब्द संख्या : 100, 75. अनुशासन- शब्द संख्या : 190, 76. सादा जिनगी- शब्द संख्या : 127, 77.विचारक उदय- शब्द संख्या : 072, 78. पुष्ट इकाइसँ समर्थराष्ट बनैत- शब्द संख्या : 102, 79. डर नै करी- शब्द संख्या : 119, 80. आसिरवाद उलटि गेल- शब्द संख्या : 223, 81. रत्न गमेवाक दुख- शब्द संख्या : 226, 82. निसाँ- शब्द संख्या : 194, 83. सामना- शब्द संख्या : 124, 84.शिष्टाचार- शब्द संख्या : 171, 85. ठक- शब्द संख्या : 115, 86. पत्नीक अधिकार- शब्द संख्या : 128, 87. शिनीची सिनेह- शब्द संख्या : 211, 88. सिखबैक उपए- शब्द संख्या : 171, 89. कर्तव्यपरायन सुगा- शब्द संख्या : 171

90. तस्वीर- शब्द संख्या : 134, 91. मितक प्रयोजन- शब्द संख्या : 359, 92. स्वार्थपूर्ण विचार- शब्द संख्या : 121, 93. संगीक महत- शब्द संख्या : 130, 94. उपहास- शब्द संख्या : 196, 95. महादान- शब्द संख्या : 176, 96. भाग्यवाद- शब्द संख्या : 171, 97. सद्वृति- शब्द संख्या : 150, 98. आश्रम नै सोभाव बदली- शब्द संख्या : 281, 99. पुरुषार्थ- शब्द संख्या : 255, 100. नैष्ठिक सुधन्वा- शब्द संख्या : 274, 101.सद्गृहस्त- शब्द संख्या : 195, 102. सद्भाव- शब्द संख्या : 134, 103. आलस्य वनाम पिशाच- शब्द संख्या : 302, 104. स्वर्ग आ नर्क- शब्द संख्या : 265, 105. यथार्थक बोध- शब्द संख्या : 115, 106. विद्वताक मद- शब्द संख्या : 165, 107. अनन्त- शब्द संख्या : 128, 108. हँसैत लहास- शब्द संख्या : 184, 109. अनगढ़ चेतना- शब्द संख्या : 162, 110. सत्य विद्या- शब्द संख्या : 108, 111. समता- शब्द संख्या : 165, 112.जेते चोट तेते सक्कत- शब्द संख्या : 116, 113. परिष्कार- शब्द संख्या : 198, 114. कथनी नै करनी- शब्द संख्या : 176, 115. शालीनता- शब्द संख्या : 157, 116. मजूरी- शब्द संख्या : 140, 117. जीवन यात्रा- शब्द संख्या : 145, 118. ज्योति- शब्द संख्या : 081, 119. पवनक विवेक- शब्द संख्या : 180, 120. आत्मबल-2- शब्द संख्या : 105, 121. खुदीराम बोस- शब्द संख्या : 172, 122. शिष्यकेँ शिक्षेटा नै परीक्षो- शब्द संख्या : 187, 123. लौह पुरुष- शब्द संख्या : 124, 124. जंग लगल- शब्द संख्या : 150, 125. जीवकक परीछा- शब्द संख्या : 117, 126. तप- शब्द संख्या : 162, 127. उल्टा अर्थ- शब्द संख्या : 203, 128. जाति नै पानि- शब्द संख्या : 142, 129. ऊँच-नीच- शब्द संख्या : 206, 130.पागलखाना- शब्द संख्या : 223, 131. दोहरी मारि- शब्द संख्या : 1357, 132. केना जीब? - शब्द संख्या : 1031, 133. नवान- शब्द संख्या : 2282, 134. तिलासंक्रान्तिक लाइ- शब्द संख्या : 2034, 135. भाइक सिनेह- शब्द संख्या : 1166, 136. प्रेमी- शब्द संख्या : 2520, 137.बपौती सम्पति- शब्द संख्या : 2352, 138. डंका- शब्द संख्या : 2422, 139. संगी- शब्द संख्या : 1858, 140. ठकहरबा- शब्द संख्या : 2351,141. अतहतह- शब्द संख्या : 2477, 142. अर्द्धांगिनी- शब्द संख्या : 3045, 143. ऑपरेशन- शब्द संख्या : 1605, 144. धर्मनाथ- शब्द संख्या : 1983, 145. सरोजनी- शब्द संख्या : 1816, 146. सुभद्रा- शब्द संख्या : 1910, 147. सोनमाकाका- शब्द संख्या : 1537, 148. दोती बिआह- शब्द संख्या : 1816, 149. पड़ाइन- शब्द संख्या : 1988, 150. केतौ नै- शब्द संख्या : 1211, 151. बिहरन- शब्द संख्या : 3174, 152. मायराम- शब्द संख्या : 2037, 153. गोहिक शिकार- शब्द संख्या : 2113, 154. मातृभूमि- शब्द संख्या : 1036, 155. भबडाह- शब्द संख्या : 2053,156. परिवारक प्रतिष्ठा- शब्द संख्या : 1888, 157. फागु- शब्द संख्या : 2096, 158. लफक साग- शब्द संख्या : 1192, 159. तिलकोरक तरुआ- शब्द संख्या : 1826, 160. एकोटा ने- शब्द संख्या : 1071, 161. धोतीक मान- शब्द संख्या : 472, 162. साझी- शब्द संख्या : 989,163. सतभैंया पोखरि- शब्द




संख्या : 2990, 164. न्याय चाही- शब्द संख्या : 1308, 165. पनियाहा दूध- शब्द संख्या : 2114, 166. कर्ज- शब्द संख्या : 2860, 167. परदेशी बेटी- शब्द संख्या : 2451, 168. मान- शब्द संख्या : 631, 169. मनोरथ- शब्द संख्या : 1151, 170. कियो ने- शब्द संख्या : 3699, 171. सूदि भरना- शब्द संख्या : 904, 172. जन्मतिथि- शब्द संख्या : 2356, 173. इमानदार घूसखोर- शब्द संख्या : 2204,174. पटियाबला- शब्द संख्या : 2356, 175. सनेस- शब्द संख्या : 1248, 176. उलबा चाउर- शब्द संख्या : 2588, 177. बलजोर- शब्द संख्या : 2320, 178. बेटी हम अपराधी छी- शब्द संख्या : 3240, 179. बगबारि- शब्द संख्या : 1847, 180. मुइलो बिसेबनि- शब्द संख्या : 4244,181. सड़ल दारीम- शब्द संख्या : 2442, 182. चुप्पा पाल- शब्द संख्या : 2517, 183. एक धाप जमीन- शब्द संख्या : 2522, 184. ओझरी- शब्द संख्या : 1963, 185. मुसहनि- शब्द संख्या : 2277, 186. केलवाड़ी- शब्द संख्या : 2628, 187. स्वरोजगार- शब्द संख्या : 2338, 188.घूर- शब्द संख्या : 2749, 189. कनियाँ-पुतरा- शब्द संख्या : 2340, 190. वारंट- शब्द संख्या : 1601, 191. गामक मुँह फेर देखब- शब्द संख्या : 2897, 192. कचोट- शब्द संख्या : 313, 193. काँच सूत- शब्द संख्या : 390, 194. बुधनी दादी- शब्द संख्या : 267, 195. खिलतोड़- शब्द संख्या : 396, 196. मुँह-कान- शब्द संख्या : 234, 197. अनदिना- शब्द संख्या : 312, 198. अपन काज- शब्द संख्या : 366, 199. दूरी- शब्द संख्या : 264, 200. पुरनी भौजी- शब्द संख्या : 116, 201. छूटि गेल- शब्द संख्या : 111, 202. काल्हि दिन- शब्द संख्या : 151, 203. अप्पन हारि- शब्द संख्या : 283, 204. कनफुसकी- शब्द संख्या : 137, 205. मुँहक बात मुहेँमे- शब्द संख्या : 135, 206. कनीटा बात- शब्द संख्या : 098, 207. गति-गुद्दा- शब्द संख्या : 250, 208. बिसवास- शब्द संख्या : 316, 209. कचहरिया भाय- शब्द संख्या : 270, 210. गुहारि- शब्द संख्या : 432, 211. शिवजीक डाक-बाक्- शब्द संख्या : 089, 212. सोग- शब्द संख्या : 341, 213. पनचैती- शब्द संख्या : 197, 214. कनमन- शब्द संख्या : 313, 215. अजाति- शब्द संख्या : 085, 216. पटोर- शब्द संख्या : 412, 217. फुसियाह- शब्द संख्या : 308, 218. गति-मुक्ति- शब्द संख्या : 241, 219. चौकीदारी- शब्द संख्या : 437, 220. झगड़ाउ-झोटैला- शब्द संख्या : 256, 221. घबाह ट्यूशन- शब्द संख्या : 246,222. दादी-माँ- शब्द संख्या : 408, 223. पटोटन- शब्द संख्या : 349, 224. मुसाइ पण्डित- शब्द संख्या : 567, 225. भरमे-सरम- शब्द संख्या : 231, 226. देखल दिन- शब्द संख्या : 434, 227. फज्झति- शब्द संख्या : 403, 228. अकास दीप- शब्द संख्या : 233, 229. बुधि-बधिया- शब्द संख्या : 268, 230. पहाड़क बेथा- शब्द संख्या : 216, 231. उमकी- शब्द संख्या : 324, 232. बजन्ता-बुझन्ता- शब्द संख्या : 147, 233. चर्मरोग- शब्द संख्या : 578, 234. शंका- शब्द संख्या : 325, 235. ओसार- शब्द संख्या : 213, 236. छोटका काका- शब्द संख्या : 394, 237. सीमा-सरहद- शब्द संख्या : 195, 238. रमैत जोगी बोहैत पानि- शब्द संख्या : 253, 239. गंजन- शब्द संख्या : 172, 240. सजए- शब्द संख्या : 089, 241. घटक बाबा- शब्द संख्या : 335, 242. आने जकाँ- शब्द संख्या : 048, 243. दान-दछिना- शब्द संख्या : 150, 244.उड़हड़ि- शब्द संख्या : 503, 245. मत्हानि- शब्द संख्या : 260, 246. मेकचो- शब्द संख्या : 221, 247. झुटका विदाइ- शब्द संख्या : 350,248. मुँहक खतियान- शब्द संख्या : 278, 249. कोसलिया- शब्द संख्या : 234, 250. हूसि गेल- शब्द संख्या : 204, 251. पोखला कटहर- शब्द संख्या : 153, 252. सरही सौबजा- शब्द संख्या : 267, 253. तेरहो करम- शब्द संख्या : 322, 254. डुमैत जिनगी- शब्द संख्या : 295,255. चोर-सिपाही- शब्द संख्या : 197, 256. दूधबला- शब्द संख्या : 271, 257. टाइपिस्ट- शब्द संख्या : 263, 258. समदाही- शब्द संख्या : 300, 259. बुढ़िया दादी- शब्द संख्या : 331, 260. पाइक मोल- शब्द संख्या : 2412, तिथि : 22 दिसम्बर 2013

261. चोरूक्का झगड़ा- शब्द संख्या : 538, तिथि : 24 दिसम्बर 2013




262. अपसोच- शब्द संख्या : 548, तिथि : 26 दिसम्बर 2013

263. पतझाड़- शब्द संख्या : 2587, तिथि : 31 दिसम्बर 2013

264. झीसीक मजा- शब्द संख्या : 453, तिथि : 1 जनवरी 2014

265. मति-गति- शब्द संख्या : 1807, तिथि : 07 जनवरी 2014

266. अपन सन मुँह- शब्द संख्या : 5696, तिथि : 25 जनवरी 2014

267. रिजल्ट- शब्द संख्या : 2343, तिथि : 16 जनवरी 2014

268. सुमति- शब्द संख्या : 3052, तिथि : 30 जनवरी 2014

269. फेर पुछबनि- शब्द संख्या : 346, तिथि : 31 जनवरी 2014

270. माघक घूर- शब्द संख्या : 1683, तिथि : 06 फरवरी 2014

271. खर्च- शब्द संख्या : 330, तिथि : 07 फरवरी 2014

272. अखरा-दोखरा- शब्द संख्या : 342, तिथि : 10 फरवरी 2014

273. पेटगनाह- शब्द संख्या : 593, तिथि : 14 फरवरी 2014

274. बड़की माता- शब्द संख्या : 1224, तिथि : 18 फरवरी 2014

275. धरती-अकास- शब्द संख्या : 184 , तिथि : 19 फरवरी 2014

276. बकठाँइ- शब्द संख्या : 883, तिथि : 24 फरवरी 2014

277. चैन-बेचैन- शब्द संख्या : 936, तिथि : 09 मार्च 2014

278. हथियाएल खुरपी- शब्द संख्या : 645 , तिथि : 11 मार्च 2014

279. अलपुरिया बरी- शब्द संख्या : 287, तिथि : 12 मार्च 2014

280. नीक बोल- शब्द संख्या : 565, तिथि : 13 मार्च 2014

281. सुआद- शब्द संख्या : 624, तिथि : 14 मार्च 2014

282. गंगा नहेलौं- शब्द संख्या : 690, तिथि : 19 मार्च 2014

283. भोँटक गहमी- शब्द संख्या : 508, तिथि : 24 मार्च 2014

284. भँसैत नाह- शब्द संख्या : 597, तिथि : 26 मार्च 2014




“वृंदावन मे लागल आगि,कियो नहि मिझाबय हे,

हमर बड़का-छोटका भईया,मिलिकए मिझाउत जायत हे!”

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,

भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!

घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,

खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

फेर,बहिनि सबमुंखझुलसाए,पुतलाक चरित्र केर निंदा करय,

लय सामा-चकेवा केर मूर्ति सभ, विदा होइतछथि,घर दिस!

परंतु भाग्य-चक्र सौं बिमुख, मैना केर,दू गोट मूर्ति,

कहबइतअछि जे ‘बाटो-बहिन’, बाटे छोड़ि देलजाइत अछि!

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,

भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!

घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,

खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

आब पहुंच, घर, अपन भाय सौं,सबटा मूर्ति,तुड़वाओलजाइतअछि,

बना नाव बाँस-बत्ती सौं,सब मूर्ति ओहिमें बैसाओल जाइत अछि!

पोखरी, झील, नदी में सामा-चकेबा बहाओल जाइत छथि,

पुरातन मैथिल कला-संस्कृति मे,घोरय,सामा-चकेवा रंग अनेक!




निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,

भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!

घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,

खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

कथा,गल्प,शिल्प,कला,संगीत, सब रंग समाओल एहि पर्व में,

अछिपंद्रह दिनक कथा-पर्वई,भाय-बहिनिक निश्चल प्रेम कथा-प्रतिरूप!

-संतोष कुमार झा

वरिष्ठ संकाय एवं कार्यवाहक विभागाध्यक्ष,

लेदर गुड्स एवं एक्सेसरिज डिजाइन विद्यालय,

फूटवेयर डिज़ाइन एवं डेवलपमेंट इंस्टीट्यूट,

ए-१०/ए,सैक्टर-२४, नोएडा-२०१३०१, उत्तर प्रदेश,भारत

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**मनोज कुमार मंडल-**

**गजल**

पूछि तऽ अहाँ उचिते रहल छी
मन करैए अछि कहि दी वा नइ

आधुनिकतामे फसि उगडुम छी
चकाचौंधमे परि कहि दी वा नइ




**बजारवाद- पूँजीवादीक बिचारल**
**ई गठजोड़ छिए कहि दी वा नइ**

**घर-घर घूसिएल जा रहल छै**
**कोए अछुता नहि कहि दी वा नइ**

**नीक करैत अधलाह होएत छै**
**बिछाएल जाल छै कहि दी वा नइ**

**गप कने मैँही छै सोचलाक बाद**
**मन करैए अछि कहि दी वा नइ**

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते
**विदेह मैथिली मानक भाषा आ मैथिली भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**
**भाषापाक**
**मनोज कुमार मंडल**

**२ टा बाल कविता**

**१**

**कली**
काँच कली हम बेली छी
मायक हम अलबेली छी
नित सुनैत हम लोरी छी
सुन्नर उपवन बना बास करब हम
फूल बनि छितरब एक दिन
छोट पैग मिल बनौने छी
सुन्नर बाग हम बसौने छी
सबहक मन ललचौने छी
शोभा हम आ शोभित सुन्नर वन
फूल बनि गमकब एक दिन
मुनि झाँपि हम रखने छी
मायक सिनेह बटोरै छी
ज्ञानक सिर सिरजौने छी
शुभ हम शुभे हम्मर उपवन
फूल बनि देव पूजि एक दिन

**२**




**वीरक पत्नी**

आँचलक दूध दबौने छी
आँखिक नोर सुखौने छी
बनि गेल आब करेज पाथर
सीमानक बाट धऽ निकलल छी

नहि देखल जाय अछि बाल रुदन
बिलखि रहल वीरक परिवार
अवला अवला सुनि सुनि
आँचल सक्कतसँ बान्हि निकलल छी

एक दिश दानव ललकारि रहल
हथियार उठा आतंक मचौने अछि
दोसर दिश पेटक ज्वाला आब
व्याथासँ व्यथित सिहरल छी

रनभेदी आब बाजि उठल अछि
ठेकानल डेग आब उठौने छी
उड़ी आकाशमे भरि तिरंगा
गाड़ी लऽ आब निकलल छी

हे जनक नंदनी जानकी
माय जानि अहाँक सुमरै छी
बल बुधि ज्ञानक आशीष दिऽ
अहाँक रुप सिरजाबै छी

छुटि गेल अविलम्ब हम्मर
अप्पन जिम्माक रुप निहारै छी
वीरक काम कऽ पूरा क' कऽ
माय अहीँ लग आब आबै छी

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह






मैथिली साहित्य आन्दोलन




सिद्धिरस्तु